# विदेह ४३२



विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलनः मानुषीमिह संस्कृताम्




सम्पादकः गजेन्द्र ठाकुर।

[विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X Videha e-Journal (since 2000) at www.videha.co.in ]



Font/ Keyboard Source: https://fonts.google.com/ , https://github.com/virtualvinodh/aksharamukha-fonts , https://keyman.com/

These are print-on-demand books, send your queries to editorial.staff.videha@zohomail.in. The eBooks of some of these are available for sale on Google Play [(c) Preeti Thakur, sales.videha@gmail.com], send your queries to sales.videha@gmail.com. The contents and documents e-published by Videha (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA are periodically being checked for accessibility issues. People with disabilities should not have difficulty accessing these contents/ documents.



VIDEHA:432

 समानान्तर परम्पराक विद्यापति- चित्र विदेह सम्मानसँ सम्मानित श्री पनकलाल मण्डल द्वारा।

मैथिली भाषा जगज्जननी सीतायाः भाषा आसीत्। हनुमन्तः उक्तवान- मानुषीमिह संस्कृताम्।

## अनुक्रम

**विदेह ४३२ म अंक १५ दिसम्बर २०२५ (वर्ष १८ मास २१६ अंक ४३२)ऐ अंकमे अछि:-**

**गद्य**

***पद्य***



*Maithili Literature in English Translation*





गद्य

२.१.कल्पना झा-मैथिली साहित्यमे उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास' एवं हुनक परिवारक योगदान -I9

२.२.हितनाथ झा-मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-II

२.३.सुभाष कुमार कामत- चर्चित गाम नौआबाखर

२.४.लालदेव कामत-२ टा लघुकथा- अगों आ वन्देमातरम

२.५.परमानन्द लाल कर्ण-मायक लाल

२.१.कल्पना झा-मैथिली साहित्यमे उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास' एवं हुनक परिवारक योगदान -1९



कल्पना झा

**मैथिली साहित्यमे उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास' एवं हुनक परिवारक योगदान -1९**

**नेना-भुटका लेल अनमोल उपहारः अक्षर परिचय**

"अक्षर परिचय" पोथी जखन-जखन हाथ मे लैत छी, बहुत किछु चलए लागैत अछि दिमाग मे। "सन्यासी, "श्रीमद्भगवद्गीता, "मैथिली महाभारत" सन पोथीक रचयिता "अक्षर परिचय" पोथी मे ककहारा लिखलनि अछि। ओहिना नहि अद्भुत व्यक्तित्व कहैत छिअनि हम, कि समाज। एहन सर्वतोमुखी योग्यता सभक भीतर थोड़बे ने भ' सकैत छनि।

"मैथिली साहित्यमे उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास' एवं हुनक परिवारक योगदान" पर लेख सभ लिखबाक क्रम मे एखनहि हमरा पता लागल जे "अक्षर परिचय" पोथी मे संलग्न कविता 'अटकन मटकन खेल खेलाउ, आम बीछि गाछीसँ लाउ" बहुत दिन पहिनहि लिखल छलनि। प्रायः विवाह-पूर्वहि। एकदम ठीक-ठीक तँ कहब कठिन छनि घरक सदस्यो सभ लेल। मुदा एतबा पता लागल गप्पक क्रम मे जे 'व्यास' जीक बालक श्री सत्येन्द्र कुमार झा, जनिक जन्म सन् 1958क छनि, से जखन चारि-पाँच बरखक भेलाह, तखनहि

सँ हुनका कंठाग्र छनि "अटकन मटकन खेल खेलाउ, आम बीछि गाछीसँ लाउ।" जेना मिथिलाक धिया-पूता के बाल्यकालहि सँ कंठाग्र कराओल जाइत रहल अछि, "सा ते भवतु सुप्रीता देवी शिखरवासिनी उग्रेण तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।" तहिना 'व्यास' जी अन्यान्य श्लोक सभक संग "अटकन मटकन खेल खेलाउ, आम बीछि गाछीसँ लाउ" कंठाग्र करवा देने छलथिन। एहि प्रसंग सँ सिद्ध होइत अछि जे ई रचना सन् 1962-63 सँ पहिने तँ निश्चित लिखल जा चुकल छलनि। मुदा प्रकाशित बहुत बाद मे करबाओल गेल। एहि पोथीक जे प्रति हमरा लग अछि, तकर प्रकाशन वर्ष १९८८ लिखल अछि। ई दोसर संस्करण अछि। प्रथम संस्करण १९८५ मे प्रकाशित भेल छलनि, एहन सुनल अछि। प्रथम संस्करणक साल एहि पोथी मे लिखल नहि अछि कत्तहु।

"अक्षर परिचय" मैथिली साहित्य मे 'व्यास' जीक एकटा एहन योगदान छनि जे देखबा मे छोट-छिन छनि मुदा ओकर प्रभाव आ चर्चा, बड़का-बड़का काज सँ बेसी रहलनि, से कहल जा सकैछ। कतेक लोक करें तँ कंठस्थ हेतनि 'व्यास' जीक ई सुप्रसिद्ध कविता। कारण, गेय रहने कंठस्थ करब बहुते सहज छै। मात्र चौबीस पन्नाक बाल-पोथी 'अक्षर-परिचय' भले ही 'व्यास' जी रचित सभ सँ पातर, सभ सँ कम पन्नाक पोथी छनि मुदा छनि बेस महत्वपूर्ण। नेना-भुटका लेल ई पोथी अनमोल उपहारे बुझू। आ सभ सँ महत्वपूर्ण बात जे एहि तरहक पोथी (नेना सभ कैँ अक्षर सँ परिचय कराबैत) एहि सँ पहिने तँ नहिए छलए, मैथिली मे। आ एकर बादो प्रायः एहि तरहक किछु लिखल नहि गेल अछि। ओना भ' सकैए प्रकाशित भेल हुअए आ हमरा जनतब मे नहि आएल हुअए। "अक्षर

परिचय" पोथी मे नेना सभ लेल सभ किछु अछि। अक्षर सँ परिचित करबैत, शब्द आ छोट-छोट वाक्य धरि पढ़ब-लिखब सिखबैत सन। जँ एहि पोथी कैँ नीक, चिक्कन कागज पर, सुन्दर-सुन्दर चित्रक संग पुनः प्रकाशित करबाओल जाए तँ ई पोथी नेना सभ कैँ बहुत आकर्षित करतनि। आ घर-घर राखल जाएत, से विश्वास अछि। एहि दिस ध्यान देथि 'व्यास' जीक संतति आ प्रकाशक लोकनि तँ माँ मैथिलीक प्रति बड़का उपकार होइतनि।

आब कने गप्प क' लैत छी "अक्षर परिचय" पोथीक भीतरक कंटेंट केर। नेना सभ लेल पोथीक सृजन करैत बहुत बातक ध्यान राखब आवश्यक रहैत छै। बाल-कविता, बाल-कथा, किंवा कोनो विधाक बाल-साहित्यक रचना करैत रचनाकार कैँ ध्यान राखबाक चाही जे ओ बाल-साहित्यक पोथी एहन हुअए जे एकटा नेनाक शारीरिक, मानसिक, बौद्धिक विकासक लेल 'टॉनिक'क काज करए। एकटा नेनाक मोन मे शिक्षाक प्रति रुचि बढ़एबाक काज करए ओ पोथी। संगहि नेनाक मोन मे जिज्ञासा जगएबाक काज सेहो करए। आ मनोरंजक तँ सहजहि हेबाके चाही। मनोरंजक रहतैक तखनहि ने रुचि सँ पढ़त नेना सभ आ रुचि सँ पढ़त तँ स्वतः बेर-बेर पढ़ए चाहत। अपन संगी-साथी के सेहो पढ़ि क' सुनाओत, पोथी देखाओत सभ कैँ। माने अपना रुचिगर लगतनि तँ सहजहि ओ दोसरो लेल रुचि जगएबाक आग्रही बनत। से सभटा बातक ध्यान राखल गेल अछि एहि पातर-छितर पोथीक सृजन करैत। बाल-पोथी सभ मे भाषाक सहजता पर विशेष ध्यान देब सेहो आवश्यक रहैत छै। आ से 'व्यास' जी ततेक ध्यान रखलनि अछि जे नेना सभक लेल लिखल गेल एहि पोथी में कतहु संयुक्ताक्षर नहि भेटत। "अटकन मटकन खेल खेलाउ" नेना सभ

लेल लिखल गेल एकटा एहन कविता अछि, जकरा पढ़ैत नेना तँ नेना, नेनाक माएओ-बाप प्रफुल्लित भ' जाइथ। तेहन प्रवाह छनि 'व्यास' जीक लिखल एहि बाल-कविता मे। ई प्रवाह बाल-कविताक लेल सभ सँ आवश्यक तत्व अछि। कविता छन्दयुक्त हुअए किंवा छन्दमुक्त, प्रवाहयुक्त तँ हेबाके चाही ने ! आ प्रवहमान रहने नेना-भुटकाक ठोर पर सहजता सँ चढ़ि जाइत छै कविता। दीर्घावधि धरि कंठस्थ सेहो रहैत छै पढ़ल गेल कविता। से नेनाक लेल लिखल जाए कि चेतन लेल। एम्हरे एकटा बाल-कविता-संग्रहक भूमिका मे केदार कानन जीक लिखल भूमिका पढ़लहुँ। से हुनकर कहल बात हमरा बेसी काल मोन पड़ैत रहैए। ओ कहलनि अछि, "पाँती के तोड़ि तोड़ि लिखि देब कविता नहि भ' सकैत अछि, से गुणीजन लोकनि जनैत छथि। कविता कठिन साधना थिक।" आ से साधक छलाह 'व्यास' जी। छन्द पर नीक पकड़ छलनि 'व्यास' जीक। हमरा हिसाब सँ 'व्यास' जीक बाल-कविता 'अटकन-मटकन खेल खेलाउ' के कालजयी रचना कहल जा सकैछ। आ तेँ ओहि कविता के हम हू-ब-हू एहि ठाम संलग्न करए चाहब।

अ--अटकन-मटकन खेल खेलाउ

आ--आम बीछि गाछीसँ लाउ

इ--इचना माँछक साना होइछ

ई--ईटासँ घर महल बनैछ

उ--उचकुनकेँ चुल्हा पर देखू

ऊ--ऊसर खेतमे गोबर फेकू

ऋ-ऋषिमुनि सबहिक फूट समाज

लृ--लृ-लृ सँ कोनो ने काज

ए--एक पहिल गिनतीकेँ मानू

ऐ--ऐना एक कतहुसँ आनू

ओ-ओल बहुत कबकब अछि भाइ

औ--औँटल पानि बहुत सुखदाइ

अं--अंगा हमर छोट भय गेल

अः--अः धन हमर चोर लय गेल

क--ककबासँ अहँ सिटू केस

ख--खटरलालकँ लगलनि ठेस

ग--गदहा होइयै पशुमे बूड़ि

घ--घड़ी अधिक छूनहिसँ दूरि

ङ

च--चलू सभहि मिलि देखू नाच

छ--छओ पैसामे किनलहुँ साँच

ज--जलमे बहुतो जीव रहैछ

झ--झट द' करब नीक नहिँ होइछ

ञ

ट--टटका जलसँ खूब नहाउ

ठ--ठकक संगमे पड़ी ने बाउ

ड--डमरू डिमडिम बजबी आनि

ढ --ढकर--ढकर नहि पीबी पानि

ण

त--तरबामे नहि होइए केश

थ--थरथर काँपथि डरें धनेश

द--दही-चुड़ामे गारू आम

ध--धनधन छला भरत ओ राम

न--नरक जाएब जँ करबे पाप

प --पड़ा--पड़ा कटतौ ओ साप
फ--फटक लगा क' बाहर भेल
ब--बड़द कैँ चरब' लए गेल
भ--भरत नाम पर अछि ई देश
म--महाराज कहबथि मिथिलेश

य--यश भगवानक अपरंपार
र--रमा संगमे करथि विहार
ल--ललका धोती पहिरू बाउ
व--वनमे एसगर अहाँ ने जाउ
श--शठ रावणकैँ मारल राम
ष--षड्मुख सुर-सेनापति नाम
स--सभसँ पैघ थिका भगवान
ह--हम सभ करी हुनक गुणगान
क्ष--क्षत्रिय ऊपर रक्षाक भार
त्र-ज्ञ --त्र-ज्ञ पढ़ि बस अक्षर पार
एहि गेय कविताक अतिरिक्त एहि पोथी मे अछि नेना सभ लेल देल गेल अक्षर चिन्हबाक टास्क, दू पन्ना मे। तकर बादक छओ पन्ना मे अछि पढ़बाक अभ्यास लेल छोट-छोट शब्द सभ। 'अ' स सँ ल' क' 'अः' धरिक मात्रा सँ युक्त शब्द सभ। तकर बाद ककहारा आ तकर बाद पाठ एक सँ ल' क' एगारह धरि छोट-छोट वाक्य बला, छोट-छोट अध्याय सभ। आ सभ सँ अन्त मे भगवानक विनती। एहि पोथीक विषय मे एतेक विस्तार सँ चर्चा करबाक पाछाँ कारण ई

अछि जे बेसी-सँ-बेसी लोक कँ एहि पोथीक विस्तृत जनतब होइन। आ एकर उपयोगिता बुझथि सभ। घर-घर राखल जाए ई महत्वपूर्ण पोथी। अन्त मे एहि पोथी "अक्षर परिचय" मे संलग्न आठ पाँतिक विनती सेहो टिपिए दैत छी। बहुत नीक विनती अछि। देखल जाए नेना सभ लेल सरल भाषा मे लिखल गेल 'विनती' --

जय भगवान जय भगवान ।
हम सभ करी अहँक गुणगान ।।
अहिँक रचल अछि ई संसार ।
जल थल नभक अहीँ आधार ।।
माता पिता मित्र अरु भाए ।
सतत रहू अहाँ हमर सहाय ।।
ईश हमर अवगुण हरि लेब ।
विनती करी, नीक मति देब ।।

कतेक नीक विनती छै ने ! एहन विनती पढ़ैत जे बच्चा नमहर होएत, भगवान वास्तव मे हुनका नीक मति देबे करथिन!

***संपादकीय सूचना- एहि सिरीजक पुरान क्रम एहि लिंकपर जा कऽ पढ़ि सकैत छी-***

मैथिली साहित्यमे उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास' एवं हुनक परिवारक योगदान-1

मैथिली साहित्यमे उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास' एवं हुनक परिवारक योगदान-2

मैथिली साहित्यमे उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास' एवं हुनक परिवारक योगदान-3

मैथिली साहित्यमे उपेन्द्र नाथ झा 'व्यास' एवं हुनक परिवारक योगदान-५

२.२.हितनाथ झा-मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-।।

**हितनाथ झा- मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-।।**



हितनाथ झा

(मैथिलीमे ग्रामगाथा विधाकेँ नव जीवन देनिहार, पाठकीय विधाक अगुआ। संपर्क-९430७43070)

मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान ।।

**रानी चन्द्रावतीक कीर्तिगाथा**

विगत अंकमे रानी चन्द्रावतीक जीवन-चरित्र 'प्रभात 'क उपलब्ध अंकसँ विभिन्न कवि एवं लेखकक रचना प्रस्तुत कयने रही। काशीकान्त मिश्र 'मधुप' जीक सेहो रानी चन्द्रावती-चरित्र धारावाहिक रूपमे प्रकाशित छलनि। सभ अंक मिला क' कुल पद संख्या 51 रहनि, मुदा । सँ ।9 धरि अंक उपलब्ध नहि रहलाक कारणसँ 20 सँ 51 धरि प्रस्तुत क' रहल छी। मधुप जीक ई प्रारम्भिक रचना थिकनि। मधुपजी अपन संस्मरणात्मक पोथी ' प्रेरणापुंज' मे स्वीकार कयने छथि जे ई रचना सम्प्रति हुनका लग उपलब्ध नहि छनि। )सन्दर्भ : प्रेरणा-पुंज, पृष्ठ संख्या -50)। मधुपजीक एहि आरम्भिक रचनाक ऐतिहासिक महत्त्वकेँ देखैत, कतहु अन्यत्र उपलब्ध नहि रहलाक कारणसँ एकर महत्व

आर बढ़ि जाइछ। एहि अंशकेँ प्रो.भीमनाथ झाक पोथी 'कविचूड़ामणिक काव्यसाधना' मे सेहो प्रस्तुत कयल गेल अछि। )सन्दर्भ :कविचूड़ामणिक काव्यसाधना, पृष्ठ~ 259~260)

एवं क्रमे दश वर्ष मे भेलीह कन्या दान काँ।
योग्या प्रसस्त गुण युक्ता विभूषित बालिका।।
हिनकर सकल गुण केर चर्चा चलल पृथ्वी बीचमे।
ई बात पद्मानन्द सिंह नरेन्द्र सुनेलनि बीचमे।।20।।

अति सुन्दरी गुण शालिनी छथि तैं अहा हो व्याह जौं।
अइ बालिका काँ संग चन्द्रानन्द सिंहक ठीक तौं ।।
कारण निखिल गुण युक्त हमरो पुत्र चन्द्रानन्द छथि।
ई बात रानी सौं बनैली भूप बजला पूज्य मति।।21।।

ई बात सम्यक मध्य पुनि बजलाह भूपति मोद मन।
अनुमोदनो कय देल सभ जे छल सभा काँ सभ्यजन।।
वंश क्वैलखो ई बात पण्डित उग्रनाथ*क कानमे।
नृप केर चर पठबौल जे की टेढ़ जातिक शानमे।।22।।

नहि छोट मे हम देब कन्या ई यदपि बजलाह ओ।
सभ बन्धु गण काँ प्रार्थना सौं कथा मे पड़लाह ओ।।
ओ घटक कैं पठबौल देखै लै वरक गुण रूप कैं।
पहिने यदपि सुनने छला सभ हुनक भव्य स्वरूप कैं।।23।।

झट पाग लट पट माथ धोती फाटले सन हाथ मे।

फाटल फराठी काँख झोरी भष्म लेपल गात मे ।।
चूड़ल सुपाड़ी मूँह बटुआ डॉर चून तमाकुलो।
चुनबैत गप्प गढ़ैत सब टा दाँत मुँहक टूटलो।।24।।

मधबाक आँखिक तुल्य भूर विशिष्ट छाता तानने।
गेला बनैली घटक रुपया लोभसँ हर्षित मने।।
वर देखि कैं चुप्पे भेला गुण केर चर्चा मात्र की ।
गुण रूप वर्णन शेष शारद कै सकै छथि ठीक की।।25।।

बस देखि वर अयलाह क्वैलख घटक गुप्तहि रूप सौं।
कन्या गतक आगू कहल सब बात विस्तर रूप सौं ।।
सौंदर्य हुनिकर की कहू ओ विष्णु कॉ अवतार छथि।
ओ रूपमे कन्दर्प दर्प विनाश काँ हित ऐल छथि।।26।।

आजानि हुनिकर वाहु लोचन कर्ण तक विस्तार छनि।
जनु पाकले तिलकोर काँ फल ठोर दुनू लाल छनि।।
मुख केर सुषमा चन्द्रमा सौं दैत लज्जा व्हैत अछि।
सकलक दिवस मलीन विष काँ बन्धु जै विधु दीन अछि।।27।।

एहनो द्विजेशक जोति सौं अरविन्द पुनि कुम्हलाइ अछि।
उपमा हुनिक की देव् हुनि मुख अनुपमेय यथार्थ अछि।।
रवि तुल्य तेज तथापि मृदुता चन्द्रमा काँ धाम सन।
रिपु रूप कानन केर पंचानन थिका पुन शान्त मन।।28।।

गुरु तुल्य विद्या केर प्रेमी वित्तमे कुबेर सन।

ओ दानमे छथि कर्ण सन रण क्षेत्रमे छथि पार्थ सन।।
ओ गानमे ब्रह्मा तनय सन क्रोधमे यमराज सन।
अत्यन्त चित्त उदार पूजा पाठमे रत राति दिन।।29।।
* रानी चन्द्रावतीक पिता उग्रनाथ झा
(वर्ष-2, अंक -५, अप्रिल-1935 ई(.

हुनि रूप गुण वर्णन अशेष न शेष कै सकइछ सखे।
पुन की कहू हम तदपि किछुओ कहि सुनावल निज मते।?
ई कार्य अपने आशु पण्डित जी पुछै छी बात जौं।
आनन्द पूर्वक कैल जाय विचार दै छी स्वान्त सौं।।30।।

सुनि जा बनैली संग पजियारक नरेशक सामने।
सिद्धान्त करवावल धनो लुटबौल भूपति कंचने।।
जा विन्ध्यपर्वत भेल व्याह परीछ ऐली कामिनी।
सुभै सुहागिनि गीत गाबथि मत्त गज सन गामिनी।।31।।

आहा बनैली केर शोभा ताहि कालुक की कहू।
हेरम्ब शारद शेष कहि न सकैछ पुन हम की कहू।।
यद्यपि सुधांशुक कौमदी छिटकैत छल आकाशमे।
पावस ऋतुक भ्रम छल सकल जन कैं अहा !तै ठाममे।।32।।

कोठाक ऊपर कामिनी चमकैत छल जनु दामिनी।
घन तुल्य केशक वेश होमक धूम मानू यामिनी।।
ठनका जकाँ आतीस बाजिक शब्द दिव्य गुलाब जल।
छिरकैत छल बरखा जकाँ बुझाइ छल जल वा कि थल।।33।।

गहनाक झझंकार झिंगुर शब्द बूझि पड़ैत छल।
नटुआक चित्र विचित्र वस्त्र मयूर तुल्य बुझाइ छल।।
ओ केश कारी ताहि ऊपर मालती माला कोना।
वक पंक्ति नीलाकाशमे विचरैत अछि मानू जेना।।34।।

ई देखि सब मुग्धे भेला सुत ओ बधू कैं मोद सौं ।
पद्मावती रानी चुमावल दै निछावर प्रेम सौं ।।
बीतैत देरी हैछ की सुख केर वासर यामिनी।
जहिना चमकि घन मध्य शीघ्रहि लोप होइछ दामिनी।।35।।

आनन्द पूर्वक बीति गेल कतेक दिन उत्सव जकाँ।
बहुतोक रंक धनीक भेल बुझैत सुख इन्द्रे जकाँ ।।
हा !हा ! अचानक काल तावत भूप चन्द्रानन्द। कैं।
लै गेल सब दिन हेतु पुष्पक पर चढ़ा बैकुण्ठ कैं।।36।।
(वर्ष~2,अंक~5, मइ-1934 ई(.

हा !शोक मेघक घन घटा आयल बनैली राजमे।
सब केर आँखिक नोर धारा बहि चलल तइ कालमे।।
हा !बृद्ध भूपति बृद्ध रानी केर हम की कहू दशा।
दुनूक कानक शब्द सैं लगलीह हा !उलटै रशा।।37।।

दिन मध्य जम्बुक केर रजनी मध्य कौआ शब्द सौं।
दोसर जनक नहि शब्द सूनल जाइ छल अति जोर सौं।।
शुक आदि पक्षी तक्क दाना खैब। दुख सौं छोड़लक।

गज अश्व बिनु मालीक वत जेंबाक हित रजु तोड़लक।।38।।

वैधव्य नव दुख दुःखिता चन्द्रावती रानीक की ।
दुःख केर हम लीखू दशा जे सभ छली मानीक की ।।
पर्यक सौं उतरैत छली नहि जे अहाँ  !एक छल।
से मुर्छिता पृथ्वी पड़लि नहि हैछ चेष्टा एक छल।।39।।

सखि वर्ग शीतल वारि चन्दन आदि काँ उपचार सौं।
मूर्छा छोड़ावल जागली नाना सुतर्क प्रचार सौं।।
जगलीह पुन खसलीह बहुतो काल ओ पड़ले छली।
तर्की जनक शुभ तर्क नासौं जागृताऽवस्था भेली।।40।।

जगितैहें ओ बजलीह हम पति संग जरबे प्रेम सौं।
गुरु वर्ग आबि निवारि देलन्हि बहु प्रकारक युक्ति सौं।।
कारण अहाँ काँ भार मिथिला पालवा काँ अछि सुनू।
तैं बात मानू पुत्रि के ई धर्म काँ मारग सुनू।।41।।

सुनि कै अगत्या मानि बहुतो दिन छली शोकाकुला।
अछि भार मिथिला केर लगली अनमनामे दुर्बला।।
श्री भद्रकाली केर मठ बनबौल क्वैलख गाममे।
खुनबौल सुन्दर एक पोखरि माइ सौं तइ ठाममे।।42।।

ओ माइनर तक पाठशाला फीस बिनु कय देल अछि।
मेंट्रीक होएत फीस बिनु ई घोषणा भय गेल अछि।।
चरवाह तक जनिक प्रसादें पास सम्प्रति माइनर।

अछि गाम क्वैलख मध्य ई गप के कहू नहि जान नर।।53।।
(वर्ष-2, अंक-6, जून-1934 ई(.

ओ अस्पताल बनाय रोगी हेतु राखल डाकटर।
तजि देल रोगो बाट क्वैलख केर जनिकर मानि डर।।
निज भाइ लोकनि हेतु बहुतो कीनि पृथ्वी छथि देने।
आवास हेतुक उच्च उच्च प्रसाद छथि बनबा देने।।54।।

बहिनौत बाबू मोद एफे पास इंजिनियर विषय।
हुनके प्रसादे गेल छथि जे विज्ञ पटनामे पढ़य।।
भतिजीक कन्यादनमे जे खर्च लाखों कैल अछि।
परिवार वर्गक बात की खा। खा कतेक अघैल अछि।।55।।

दिन राति दीनक हेतु ताला की लगै अछि कोषमे।
की दान भागक कर्मचारी रहि सकै छथि रोषमे।।
द्विज केर मुख सँ शब्द होइत किच्छु देरी होइछ की।
नभ थल रसातल केर वस्तुक हेतु नहि ई हैछ की ।।56।।

गुरु सौं कमी की द्वार पंडित हुन न अल्पो मात्र छथि।
निज योग्यता अनुसार के सत्कार के पाबैत छथि।।
हुनि माम काघिषणकनेको शुक्र सौं छनि की कमी।
जे इम्तिजाम करैछ बहुतो कालमे सुन्दर दमी।।57।।

हुनि यश पताका देश मिथिला मात्र मे फहराइछ की।
देखू अहाँ वाराणसी चलि यौत सम्प्रति हैछ की ।।

श्यामा तथा शिव केर मन्दिर श्रीमती वनवौलअछि।
परकाश हेतुक दिव्य विजुली ज्यौतिके जरवौल अछि।।५४।।

विद्या भवन वनवौल पढ़बा हेतु मैथिल छात्र कैं।
भोजन अनेक प्रकार काँ ओ दैत छथि निज छात्र कैं।।
यदि श्रीमती सौं होइत नहि शुभ खर्च मैथिल छात्रके।
पढ़नाइ काशीमे कठिन भै जाइत विद्वच्छात्रके।।५१।।

मैनेजरो अति योग्य सिंहवार कै छथि बाबू तहाँ।
रहतैंक मैथिल छात्र के पूण लेश क्लेशक की तहाँ।।
सब केर अछि जड़ि धर्म्म से विद्याक द्वारा होइत छथि।
से पढ़थू मैथिल हेतु तैं श्री श्रीमती तैयार छथि।।50।।

गंगा*क तुल्या श्रीमती रानी हमर चन्द्रावती।
जीबथु जखन तक गंगजल अक्लेश युक्ता धीमती।
श्री युक्त बबुआ मिश्रकाँ सुत मिश्र काशीकान्त जी।
क्वैलख निवासी तारिणी पदमे निवेदन दैछ ई।।51।।
* रानी चन्द्रावतीक नैहरक नाम गंगा छलनि।
(वर्ष~2, अंक~7, जुलाइ 1934 ई(.

मधुप जीक ई प्रारम्भिक रचना छनि आ 'प्रभात'मे स्वहस्तलिखित छनि, तैं कोशिश कैल अछि जे ऐतिहासिक महत्वकैं देखैत हू-ब-हू प्रस्तुत कयल जाय। उतारबामे कतौ जँ व्यतिक्रम भेल हो आ से कतौ-कतौ भेले हैत,एहि हेतु हमरा क्षमा कयल जाय। 'रानी चन्द्रावतीक विषयमे 'प्रभात'क अनेक अंकमे अनेक रचनाकारक

गद्य-पद्य रचना अछि। स्वतन्त्र पोथीक रूपमे न्यायाचार्य आनन्द झाक छपल छनि रानी चन्द्रावती चरित। हम रानी चन्द्रावतीक अति संक्षिप्त परिचय प्रस्तुत कय रहल छी,जे हमर पोथी 'कोइलख'मे प्रकाशित अछि। रानी चन्द्रावती बनैली राज)पूर्णियाँ(क रानी छलीह।हिनक नैहर छलनि कोइलख।ई पुबारि टोलक खोँआरे नाहस मूलक प .उग्रदत्त झा वैयाकरणक पुत्री रहथि। हिनक जन्म सन ।2११ साल चैत्र शुक्ल चतुर्थी ।8१।ई.मे भेलनि। ई चारि भाइ आ तीन बहिन छलीह। हिनक नैहरक नाम गंगा छलनि। दुनू छोटि बहिनक नाम यमुना एवं सरस्वती छलनि। हिनक विवाह नौ-दस वर्षक वयसमे बनैली)पूर्णिया(क राजा पद्मानन्द सिंहक पुत्र कुमार चन्द्रानन्द सिंहसँ भेलनि। ओहि समय कुमार साहेबक अवस्था करीब पन्द्रह वर्ष छलनि। माझिल बहिन यमुनाक विवाह गामेक पछबारि टोलक प.जानकीनाथ झासँ भेलनि, जनिक बालक भेलथिन उमानाथ झा)इंजीनियर साहेब (एवं रमानाथ झा। छोटि बहिन सरस्वतीक विवाह मनियारीक जमींदार ब्रजनन्दन ठाकुरसँ छलनि। भाइ लोकनि अल्पायु भेलथिन। एक भाइ गीतानाथ झाक बालक छलथिन वीरेन्द्रनाथ झा। गंगादाइक विवाह भेलनि विन्ध्याचलमे। सासुरमे हिनक नाम पड़ि गेलनि पतिक नामपर चन्द्रावती।विवाहक चारिए-पाँच वर्षक बाद, जखन ई लगभग पन्द्रह वर्षक छलीह, विधवा भऽ गेलीह। हिनका पर तँ विपत्तिक पहाड़े टूटि पड़लनि। अपन योग्यता-क्षमता, चतुरता तथा दृढ़ इच्छाशक्तिक बलपर राज्यक शासन-सूत्र अपन हाथमे लेलनि आ एक-सँ-एक महत्त्वपूर्ण ओ स्थायी कीर्ति स्थापित कऽ गेलीह, जे आइयो हिनका जीवित रखने छनि। हिनक किछु कीर्तिक उल्लेख एतऽ कयल जा रहल अछि --

01.अपन नैहर)कोइलख(मे चन्द्रानन्द फ्री मिड्ल इंग्लिश स्कूलक स्थापना 1924मे कयलनि।
02.कोइलखक पुबरिया सीमापर माइक नामपर पोखरि आ ओकर पुबरिया मोहारपर भव्य मन्दिरक निर्माण करौलनि, जाहिमे माता-पिताक नामपर उग्रेश्वरी-उग्रेश्वर महादेवक प्राण-प्रतिष्ठा कयलनि।
03.कामख्यामे रहनिहार लोकक जल-संकट देखि पहाड़पर पोखरि खुनौलनि एवं ओकर रखरखावक व्यवस्था कयलनि।
04. श्री वैद्यनाथ धाममे अत्यन्त मजबूत सुसज्जित कोठा बनबाय अपन तीर्थ-पुरोहित बदरी द्वारी)पंडा(केँ दानमे दऽ देलनि।
05.भागलपुरमे ' शिवतारिणी हॉस्पिटल )स्त्रीचिकित्सालय(क आर्थिक दुर्दशाकेँ देखि लाखो टाका दानमे दऽ ओहि संस्थाकेँ पुनर्जीवित कयलनि।
06. वाराणसीमे बनैली राजक कीर्तिमे तीन टा संस्था छल। रानी चन्द्रावती 1934ई.मे ब्रह्मनाल)कचौड़ी गली(मे श्यामा मन्दिरक स्थापना कयलनि। अनेक दान-धर्मक विभाग रहलाक कारणे एकर विशेष महत्त्व अछि।

श्यामा मन्दिरक प्रसंग ज्ञातव्य थिक जे रानी साहिबा डेढ़ लाख खर्च कऽ चारि मन्दिर आ एक भव्य विशाल चरिमहला मकान बनबौलनि। चारू मन्दिरमे पहिल-अपन इष्टदेवता श्री 108 श्यामा मन्दिर, दोसर -पतिक नामपर श्री 108 चन्द्रेश्वर महादेवक मन्दिर, तेसर -श्री रामजानकी मन्दिर आ चारिम -अपन भतीजी दिवांगता मालतीक नामपर मालतीश्वरी लक्ष्मीक मन्दिर छनि। मकानमे 'श्यामा महाविद्यालय'क स्थापना कयलनि, जाहिमे

वेद,वेदान्त, न्याय, व्याकरण, ज्योतिष तथा अंग्रेजीक पढ़ाइ होइछ। संस्थाक सुचारु संचालनक हेतु पाँच सदस्यीय मैनेजिंग कमीटी बनौलनि। प्रथम कमीटीमे रहथि -कुमार रमानन्द सिंह)Residing Trustee), काशीनाथ झा, उमानाथ झा, जगदीश ठाकुर तथा भागलपुरक ओकील सूरज प्रसाद। वर्तमान कमीटीमे छथि -श्री राजेन्द्रनाथ झा)Residing Trustee), डा .संतोष सिंह ठाकुर, श्री प्रसन्न कुमार झा, श्री शैलेश्वर मिश्र तथा श्री सत्यनारायण झा। रानी साहिबा प्रत्येक संस्थाकेँ अमर बना देबाक हेतु रजिस्ट्री मोसाबिदामे एहि विषयक स्पष्ट उल्लेख कयने छथि जे मूलधनक कहियो क्यो कोनो हेतुक व्यय नहि कs सकैछ, केवल ओकर सूदसँ कार्यसंचालन होयत। श्यामा मन्दिरकेँ दस लाख दान देलनि आ आगुओ कुल धन एही संस्थाकेँ देबाक वचन देलनि। श्यामा मन्दिरक खर्चक रूपरेखा वर्णित अछि। महगीक कारणे बहुत काज शिथिल पड़ि गेल अछि, किछु बन्दो भs गेल अछि। मद अछि- मन्दिरक संरक्षण आ मरम्मति; देवताक भोग-राग; संस्कृत महाविद्यालयक देखरेख, शिक्षकक वेतन, छात्रलोकनिक भोजन, छात्रावासक खर्च, चिकित्सा आदिक खर्च; काशीसँ अन्यत्रो अंग्रेजी पढनिहार छात्रकेँ वृत्ति देल जाइत छल )हमरो मनीऑर्डरसँ दस टाका मास आबि जाइत छल(; अभ्यागतक भोजन खर्च; औषधालय; अनाथ बालककेँ मासिक वृत्ति; विधवा ब्राह्मणीकेँ सहायता; दाहसंस्कारक हेतु मदति आदि।

हिनक कीर्ति देखि लॉर्ड विलमिंगटन)Viceroy and Governor General of India) एक सनद प्रदान कs हिनका 'रानी'क उपाधि दs अलंकृत कयलथिन। सनदमे लिखल अछि " :I hereby confer

upon you the title of 'Rani' as a personal distinction." एतऽ ई कहब अप्रासंगिक नहि होयत जे ओहि समय पर्दाप्रथा एहन छलैक जे सम्राटक प्रतिनिधि बनि आयल भागलपुरक कमिश्नर रानी साहिबाक ड्योढ़ीपर स्वयं आबि पर्दाक बाहरेसँ हुनका ई समाचार देलथिन। रानी साहिबाक निधन माघ शुक्ल नवमी शनि 1342 साल,तदनुसार एक फरबरी 1936 ई.कैँ भऽ गेलनि। हिनक श्राद्ध माझिल बहिनक जेठ पुत्र उमानाथ झा कयलथिन। (स्रोतःकोइलख )ग्रामगाथा : (लेखक~ हितनाथ झा, पृष्ठ~39-41)

***संपादकीय सूचना-***एहि सिरीजक पुरान क्रम एहि लिंकपर जा कऽ पढ़ि सकैत छी-

मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-1
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-2
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-3
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-4
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-5
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-6
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-7
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-8
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-9
मैथिली साहित्यमे तारानाथ झा एवं हुनक परिवारक योगदान-10

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@zohomail.in **पर पठाउ।**

## २.३.सुभाष कुमार कामत- चर्चित गाम नौआबाखर



**सुभाष कुमार कामत**
**चर्चित गाम नौआबाखर**

गामक नाम सुनैत मातर सँ कतेको रास मोनमे ख़ियाल आबय लगैत अछि। गाममे हमर प्राण आ जान बसैत अछि। विशेषतर ओहि माटिक सौंधी सुगंध सँ गमकैत हमर गाम। पाठक'क मोनमे इहो सवाल उठत जे कि आखिर गाम कहबै ककरा। एकटा छोटछिन मनुखक बसाबट जे शहर - कस्बा सँ छोट आओर कोनू लघु समुदाय रहवासिय स्थल सँ पैघ होइत छैक। अर्थात जाहिठाम लगधक 75 सँ 1000 संख्याँ धरि घर रहैत होय आओर लोक एक दोसर सँ चिर- परिचित रहैत य। ग्रामीण प्रक्षेत्रमे लोक खेती आओर पशुपालन व्यवसाय पर निर्भर रहैत अछि। महात्मा गांधी जी कहनें छलैथ भारतक आत्मा गांउमे बसैत छैक।
अखनो बदलल परिस्थितिमे सुन्नर देहात देखैक लेल भेट जाएत। आधुनिक लोक आइयो बहुत किछ सँ सुविधावंचित अछि, तखनो

लोक खुशी सँ संतोषप्रद जीवन - यापन कय रहल य। एहिकेँ सुच्चा खाँटी गाम कहू तँ कोनो अतिश्योक्ति नै।

देशमे सब साल गामके संख्याँमे गिरावट आबि रहल अछि,जे चिन्ताक विषय थीक। अनेको लोक नित्यतः प्रवासी बनि रहलय आओर जीवन यापनक लेल प्रदेश आ विदेश जा रहल य। शहरी चकाचौंधमे बेसी रमल रहैत आओर अपन मूल समाज सँ कटि जाईछ। आन प्रदेशमे लोक कतबो सुखी संपन्न रहल छल, मुदा करोना काल आओर लाउक डाउन अवधिमे अपन गाम लौटेक लेल मजबूर धरि कयल गेल रहैक।

हमरा मिथिलामे सेहो बहुत रास गाम अछि। सभ गामकेॅं किछु नै किछु इतिहास, भूगोल छैक, आ अपन परिसीमन छैक। अपने लोकनि मिथिलाक बहुत गामक नाम सुननै होयब आओर बूलल सेहो होएब। चलू चलै छी मिथिलाक कोसीकन्हा क्षेत्रक एकटा गाम नौआबाखर देखय- घुमय।

नवबखार सँ नउबखर आओर नउबखर सँ नौआबाखर। Nowabakher, Nauwabakhar, Nauabakhar सरकारी कर्मचारी सभ जिनका जे मोन भेल से रिकार्डमे लिख देलैथ। कोनू बोली- वाणी आ भाषा कठोरता सँ सरलता दिश जायत अछि। जेना -: फुलपराग सँ फुलपरास, गार्डन बाग सँ गर्दनी बाग़, वैद्यनाथ सँ बैजनाथ, जगन्नाथ सँ जगरनाथ। ठीक तहिना गामक नाममे रसे - रसे परिवर्तन होईत नौआबाखर भऽ गेलैक। दूर दराजके लोक तँ आइयो नौआबाखर केॅं लौआबाखैरक नाम सँ जानैत - बुझैत अछि। अलापुर परगानक नौआबाखर, मधुबनी जिलाक फुलपरास अनुमंडलके घोघरडीहा प्रखंडमे अवस्थित छैक। नौआबाखर, रेलवे टीशन घोघरडीहा सँ 7 किमी० दक्षिण अछि । बाबाधाम (देवघर)

रस्तामे जहिना जिलेबिया मोड़ छै, ओहि सँ कम मोड़ नै हएत एतय। गामक नामकरणके पाछाँक किदवंती ऐ तरहक अछि; कहल जाएत अछि जे- पहिने एतय बौद्ध भिक्षुक निवास स्थान छल। नव+बखार अर्थात नव- नौ , बाखर - अनाज रखैक बड़का बखारी वा ढ़ेक। बौद्ध भिक्षुक सभ एतहि अनाज संग्रहीत कैर रखैत छलाह।
दोसर किदवंती अछि - एहि क्षेत्रक भूमि उपजाऊ रहल अछि,तैँ छपरा आदिक बाहरी नोकिरहारा - व्यापारी लोक एतैह आबि रहि गेलैथ। कियाक तँ ई स्थान ऊँचगर छल। एतहि अपन समान, अनाज- बुतात आ खेती सँ संबंधित ओजार सभ रखैत छलाह; से आगन्तुक व्यापारी लोक नउबखर कहै लागल । नउ - नौ (९) आओर बखर - खेत जोतेह वाला औजार सभ जेना - कोदाईर, खुरपी, हांसू, छीटा, हर, हरीश, चौकी, पालो, बरद आदि।
गामक चौहद्दी तँ बतौनाई बिसैर गेल छलौंह। यथा-
पूभर - मैंनहीं , पछिम - धावघाट , उत्तरमे हटनी आओर दक्षिणमे निघाम- सरौती। दक्षिण भाग मानचित्रमे राजस्व मौजा देवनाथपट्टी छी, मुदा सामाजिक रूपैँ नौआबाखर - देवनाथपट्टी एके गाम छी, एके डिबारकैँ ब्रह्मस्थानमे पूजैत आबि रहलैक हेन। एतुका डिहवार बाबाके नामकरण 'देवनाथ' छन्हि। मूलतः ई कियोट/केउट बाहुल्य बस्ती छी, जतय बारहो वर्ण निवास करैत छैक। कियौट(केउट) जाति एकसांझक भोजमे बारह मोन चाउरक भात खाईत छैक।
गामक चौहद्दी नामकरणके पछाँ सेहो किदवंती अनुसारे सरौती - जतय औंती सड़ैयल जाएत छल - गाम गहिंर छल बेसी पानि रहैत छलैक तँ पटुआ गोरल जायत छल। एतहि सँ सोन तैयार करि जूट कारखाना पठायल जायत छल। अखनो पटसनक खेती देखै लेल भेट जाएत। ई किसान आ कृषि मजदूर लेल नकदी जजात मानल

जाईछ।

मैंनही नामकरण पछाँ ई कहल जाएत अछि जे धारक एतिह पैंघ-पैंघ मैंन छल अर्थात पाईन खूब बेसी रहैक। मल्लाह सभ खूब माछ मारैत छल। धावघाट- धारक घाट जतह मल्लाह लोक नाव बान्धैत छल। हटनी - जे हटि के बसल नव गाम छी। गामक बिचोबीच बिहुल धार (नदी) बहैत अछि। बिहारके नदियां नामक किताबमे सेहो गामक चर्चा भेलि अछि। दरभंगा महाराज कचहरी सेहो छल, मुदा नँय आब कचहरी रहल ; नै ओ साबिकक लोक सभ आब रहल। गाममे मवेशीक कारावास (ढाठ) सेहो छल जे जिला परिषद सँ संचालित होईछ।

गाममे हिंदू आओर मुसलमान दूनू सम्प्रदाय - धर्मक लोक बसैत अछि । हिंदूमे केवट (केउट), कुंभहार, नाई, तेली, सूरी, हलवाई, मोची, डोम, बढ़ई आ राजपूत य तँ मुसलमानमे मोमीन, धुनियाँ, धोबी, कुजराके आवादी छैक। कतेको मंदिर यथा, महादेव मंदिर, काली मंदिर, हनुमान मंदिर, राधाकृष्ण मंदिर, बिसहारा स्थान, कमलेसरी पौखैर आओर तीनटा मस्जिद सेहो अछि। गामक लोकके पेशा कृषि अछि। जाहिमे मुख्य फसल अछि धान, गहूंम, खेरही (मूंग), मडुआ, पटसन(चन्ना-चन्नी)सनै, पटुआ, साग-सब्जी, आम, लीची, बांस, केरा, माछ आओर पशुपालनमे (गाय, महिंस, बकरी, कुक्कुट, बतखक पालन) आओर माटिक बर्तन आय के मुख्य स्रोत छी। । मुख्य बाजार पहिले नहरिया आ मधेपुर छल, आब मधेपुर घोघरडीहा अछि । घोघरडीहा हाट मे सरकारी ।T।, महिला टिचर्स ट्रेंनिग, डीग्री कालेज, शिक्षक प्रशिक्षण केन्द्र, अंचल सह प्रखंड कार्यालय, पुलिस थाना, रेलवे स्टेशन (फुलपरास विधानसभाक एकमेव रेलवे स्टेशन) बिजली कार्यालय, डाकघर, अस्पताल,

सरकारी अनेक बैंक, गाड़ी एजेंसी आदि रहैत ओना घोघरडीहा उत्तर बिहारक अनाज मंडीमे सुमार छै।

एतुका लोक राजनीतिमे सेहो सक्रिय रहल अछि, श्री लालदेव कामत विधानसभा प्रत्याशी (BSP) रहि चुकलाह जे वर्तमानमे भारतीय जनता पार्टी म झंझारपुर जिलाके सहप्रभारी छथि। श्री हीरालाल चौधरी उप प्रमुख बनल छलाह, श्री बलराम साहु जिला पार्षद रहि चुकलाह, श्री रंगलाल चौधरी दू खेप पैक्स० अध्यक्ष रहलाह। प्रमोद ठाकुर (बेचू ठाकुर) दूनू पति-पत्नी पंचायत समिति सदस्य रहलाथि। संजय कुमार निराला मुखिया बनलाह। अब्दुल जलीलके पत्नि सरपंच बनल छलीह। श्रीमती सुमित्रा देवी जिला परिषद प्रत्याशी छलीह, विनोद कुमार कामत मंडल अध्यक्ष भाजपा० रहथि।

गाममे शिक्षाके प्रति लोक जागरूक भेलथिन। भारत सरकार आओर बिहार सरकार दूनू जगह नौकरीमे कार्यरत अछि। श्री रामलोचन कामत ओभरसियर साहेब आ शिबलोचन कामत दूनू भाय शिक्षक छथि। श्री उमाकांत कामत (BSF), मनोज कुमार (SBI), जय प्रकाश कामत (BSF), राजू जी, अमलेश कुमार आओर अनेको गोटय रेलवेमे कार्यरत अछि। डेढ़ दर्जन सँ अधिक लोक शिक्षक छथि - श्री महाकांत प्रसाद उच्च माध्यमिक शिक्षक संघ मधुबनीक जिलाध्यक्ष रहि चुकल छथि। अवधेश साहु, राजेश कुमार सुमनजी, विशेश्वर कामत, बलराम चौधरी, सुभाष कुमार कामत शिक्षक बनय सँ पूर्व IFFCO केर हेड क्वार्टरमे कार्यरत रहल, ओहि सँ पूर्व कइकटा बैंकमे सेवा दऽ चुकल छथि। कैलाश कुमार आनंद, उदय वर्मा, राजकुमार, बैजू मंडल, मो० फिरोज, ई० रोहित कुमार ( SDO), ई० राहुल कुमार (पोलिटेकनिक), डाॅ अशीष

कुमार (वेटनरी), डा॰ अमन कुमार चौधरी (डेंटिस्ट ), प्रो० बेचन साह , मो० शमशेर ग्रामीण पुलिस पदस्थापित अछि।

गामक लोक साहित्य - कला आओर संस्कृति सँ सेहो जुड़ल अछि - समीक्षक श्री लालदेव कामत जी, समाजसेवी केर संग- सँग स्वतंत्र पत्रकार आओर लेखक रहल छथि। कोसी संदेश मैथिली त्रैमासिक पत्रिकाक सह संपादक छथि, गाममे कतेकौह बेरि मिथिला विभूति स्मृति पर्व समारोह आयोजित केलनि आ 'सगर राति दीप जरय' कथा कार्यक्रम सेहो आयोजित करवौने छथि। हुनक किछु पुस्तक सेहो प्रकाशित अछि - अजेय भारत - अटल भारत, दिव्य दृष्टि, विभूति आदि। महाकांत प्रसादजी सेहो पत्र- पत्रिकामे रचना लिखैत रहैत छथि । ऐ पाँतिक लेखक सेहो कविता आओर बीहनिकथा लिखैत रहै छथि। कैलाश कुमार आनंद जीक रचना पत्र - पत्रिकामे कम देखैक लेल भेटय, मुदा सोशल मीडिया पर हुनक गीत आ कविता खूब सूनैय पढ़ैय ले भेटैत अछि। नाटक आओर अभिनयमे प्रमुख पात्र रहलाह अछि- महाकांत प्रसाद, बलराम साहु, रामकुमार कामत, बैजू मंडल, प्रदीप भंडारी, गोपाल सिंह, उदय चौधरी, रामलोचन कामत, मनोज कामत, किसुन राम, सुभाष कुमार कामत, लक्ष्मण साह। लक्ष्मण साह कतेको मैथिली फ़िल्ममे काज कैरि चुकल य।
गाममे पहिलेक अपेक्षा आब बहुत रास परिवर्तन भ' गेलैक हेन। नौआबाखर गाम आब गाम नै रहल, दरसन् ।११५ ई०मेँ सबसँ पैघ रकबाके मौजा रहने पंचायत बनि गेलैक। नौआबाखर, हटनी, सहोरबा, धावघाट आओर धनपतबरही मिलाके पंचायत परिसीमन बनि गेल य। पंचायत नामकरण नौआबाखर गामेक नाम पर अछि।

गामक जन आवादी करीब तीन हजार होयत।

मिडिल स्कूल आब उच्च माध्यमिक विद्यालय कोड नौआबाखर बनि गेलि। बिहार सरकार द्वारा पंचायत भवन आओर बाढ़ राहत केन्द्र सेहो बनि गेल, अस्पताल बैनि रहल य। पंचायतक सहोरबा गामक निवासी श्री विरेन्द्र प्रसाद वर्मा जी माननीय न्यायमूर्ति बनलाह पटना हाईकोर्टक। एही पंचायत'क हटनी गामवासी अजीत आजाद जीके हुनक रचना पर साहित्य अकादमी पुरस्कार भेटल छन्हि। युवावर्ग सभ दरभंगा, पटना, दिल्ली, कोटा, बैंगलोर, कोलकाता आ देशक आन - आन क्षेत्रमे जाकय उच्च शिक्षा हासिल कैरि रहिलय हेन। गामक लोक सभ आबि बुझि रहलय जे अपन मातृभाषा कैं। संविधानके अष्टम सूचिमे आबि गेला सँ भाषा (मैथिली) रोज़ी रोटी लेल साधन बनल अछि। युवती सभमे अपन मातृभाषा मैथिली विषय सँ आगा पढ़बाक रूचि जागि रहिलय य। चंदा कुमारी मैथिली विषयमे स्नातकोत्तर पटना विश्वविद्यालय सँ कयलिह, संगहि मधुबनी पेंटिंग सेहो निक बनाबैं छथिन। प्रीति कुमारी, बबीता कुमारी,आरती कुमारी आओर संगीता कुमारी संगे आरो युवती सभ मैथिली विषय प्रतिष्ठा सँ ग्रेजुएट भेलिह अछि। गामक युवती सभ सेहो सरकारी नौकरी कैरि रहिलय य। मुस्लिम समुदायके युवातुर सभ रोजी- रोटीक खातिर आब विदेश जाए लागल हेन। गामक किछु नवयुवा वहिक्रमके लोक शदिग्भ्रमित सेहो भ गेल, जे व्यसनमे लिप्त रहि सोशल मीडिया आओर अनर्गल कुसंगतमे पड़ि अपन वर्तमान बर्बाद कैरि रहलय य।

गामक चौक हाट- बाजार बनि गेल छैक। किछु आदमी गाम सँ वाणिज्य करि रहलय, जाहिमे सफल अछि- अरविंद साहु (अनाज), उमाकांत कामत(हार्ड वेयर), राजकुमार साह(मिष्ठान ओर फल),

